जगैबते छैथ, मुदा से केतेक जागल आ केतेक सुतल, से हंसराज काका जनिते छैथ। मुदा तैयो अपन स्वतंत्र विचारो आ स्वतंत्र जीवनक लेल स्वतंत्र पेशोक प्रति समाजकेँ जगाइये रहला अछि...। तैबीच हंसराज कक्काक घड़ीपर नजैर चलि गेल। एगारह बाजि रहल छल, अपनो ठंढाइये गेल छेलौं जइसँ नहाइक विचार मनमे उठिये रहल छल मुदा केना बजितौं जे काका अहूँकेँ नहाइक बेर उनहल जाइए आ हमरो बेर उनहल जाइए तँए अखन जाउ।

हंसराज काका बजला-

"किसुन, आइ पचास बर्खसँ कोसी नहैर लटकल अछि। अरबो रूपैआ सरकारी खजानसँ खर्च भऽ चुकल अछि, मुदा की लाभ नहैरसँ भेल अछि से कोनो केकरोसँ छिपल अछि। देखौआ सरकारो किसान लेल लोहाक बोरिंग नब्बे प्रतिशत सब्सिडी दऽ कऽ गड़ौलक, मुदा तइसँ किसानकेँ केते लाभ भेल से के नइ जनैए।"

अपनो ई काज देखलो अछिए आ देखतो छीहे जे एकोटा बोरिंग काज नइ कऽ रहल अछि। सबहक पाइप झझरी भऽ कऽ फुटि गेल, आ सभटा निकम्मा भेल अछि।

बजलौं-

"हँ, से भइये गेल अछि। मुदा लोको तँ लोके छी किने काका, जेकरा सुविधा भेटै छै सेहो आ जेकरा नइ भेटै सेहो, दुनू तँ एकरंगाहे अछि। भलेँ तैबीच कमीशनखोर आकि घूसखोर किएक ने उठि-बैसल हुअए। मुदा दिन-राति दुनू नइ कानैए सेहो बात नहियेँ अछि, कनिते अछि। मुदा बेवश लोक, बेवश किसान करबे की करत।"

हंसराज काका बजला-

"तइसँ की अपना सभ अलग छी। आकि ओकरे सभ जकाँ नइ कानै छी।"

बजलौं-

“से तँ छीहे, मुदा... ।”

हंसराज काका बजला-

“मुदा-तुदा किछु ने। हँसब आ कानब लोककेँ अपना हाथमे अछि। जे कानबक विचारसँ ग्रसित भऽ कनैक किरदानी करत ओ कनबे करत किने, मुदा जे हँसैक हंसक विचारकेँ अगुआ कर्म करत ओ हँसत नइ ते कानत। भलेँ नाटकक रंग-मंचपर किछु लोक कननी पात्र बनि अभिनाइये करए, मुदा ओहो ने देखौआ कननी कनिते अछि।”

बजा गेल-

“हँ, से तँ अछिए। मुदा अहूँ... । ”

‘अहूँ’ सुनिते हंसराज काका बुझि गेला जे हमरो दुखकेँ किसुन ओहिना बुझि रहल अछि जेना अनकर दुखकेँ बुझैए। हँसबो-हँसब आ कानबो-कानबमे अन्तर तँ अछिए, जे ओइ अन्तरकेँ नइ जनैए ओ दोसर रूपे कानबकेँ बुझैए आ जे ओइ अन्तरक मंत्रकेँ, माने अन्तरंग मंत्रणाकेँ जनैए ओकर कानबक सीमा दोसर होइत अछि। हंसराज काका बजला-

“किसुन, नहाइ बेर भऽ गेल, तँए नीक जकाँ सभ बात अखन नइ करब, किएक तँ जहिना कोनो रेलगाड़ीकेँ कोनो कारणे दू-चारि मिनट विलम भेने एके स्टेशन नहि, सभ स्टेशनमे विलम होइते चलि जाइ छै, जइसँ ओकर पहुँचैक जे गनतव्य स्थान रहल, ओइठाम समयपर नहियेँ पहुँचैए, तहिना ने मनुखोक अछि।”

अपना विचारे हंसराज काका बिना कौमा-पूर्ण विराम देने धुरझाड़ बाजि गेला मुदा अपने बुझबे ने केलौं, जइसँ मन झुझुआए लगल। मने-मन मनकेँ मजगूत केलौं जे जे राम से राम, सभ बात हंसराज काकासँ बजाइये कऽ छोड़बैन।

जहिना भौजेत नौतहारीकेँ खाइले नौत दइ छैथ आ पुछि-पुछि खुअबै छैथ तहिना अपन विचार हंसराज काका हमर बदरियाएल मेघकेँ बरदपनक लेल नौत दइए देलैन, तखन हमहीं की ओहन बुड़िवान छी जे

ओकरा सुर-वाण छोड़ि दुर्बान बनाएब। फेर मनमे उठल जे नहाइक बेरमे जे विलम हेतैन से अपना वर्णिक करनीसँ हेतैन आकि हमरा लरनीक चलैत हेतैन। अपनो कल परहक नहाएबमे देरी हएत, मुदा गंग-स्नान तँ हेबे करत किने। से नहि तँ जहिना भगता अपना गहवरमे कारनीक भूतकेँ बकबैए तहिना अपनो किए ने करी।

बजलौं-

“काका, हमरा मात्र एकटा फूलक काज छल आ अपने फूलक ढकिये आगूमे रखि देलौं, तइमे से एकटा फूल चुनि कऽ निकालब हमरे नानाक दिन छी, तँए अपने... ।”

हमर विचार सुनि हंसराज कक्काक मनमे हँसी उठि गेलैन मुदा हँसबक जे दोसर रूप अछि, माने केकरो अल्ढ़रपनपर हँसब, बुड़िपना छोड़ि आरो की हएत। तँए अपन देखौआ हँसीकेँ चिन्हौआ हँसीमे बदैल हंसराज काका बजला-

“बौआ किसनु, तूँ बाजल छेलह जे अहाँकेँ लक्ष्मी आबि गेली, से तूँ कोनो बाल-बोधक लड़कपन जकाँ नहि, बेटपन जकाँ बजलह। तँए, पहिने ओ बुझि लएह।”

जहिना ढलानपर ऊपरसँ निच्चाँ उतरैमे पएर अपने आगू बढ़ए लगैए तहिना हंसराज कक्काक विचार सुनिते अपनो पएर बढ़ए लगल। बजा गेल-

“से की काका?”

हंसराज काका बजला-

“देखह किसुन, तोहर जे काकी छथुन से हमर दिन-रातिक मालिक छैथ, जखने विलमसँ दरबज्जापर पएर देब, तखने ओ जवाब-तलब करए लगती! तँए, धड़फड़मे कनी-मनी कहि दइ छिअ बाँकी दोसर दिन कहबह।”

अपना मनमे बेसी-सँ-बेसी जिज्ञासा जागि चुकल छल तँए हंसराज

काकाकेँ पिंजरामे फँसबैत बजलौं-

“की बाल-बोध जकाँ बजलौं काका?”

हंसराज काका बजला-

“लक्ष्यक रस्ता पकैड़ चलब लक्ष्मीक आगमन भेल, आ लक्ष्यक सीमापर पहुँच जाएब लक्ष्मी पएब भेल, तइमे... ।”

अपन मनक मनियाँ जेना सोल्हो आँखि खोलि बुझैले तैयार भऽ गेल छल, एकाएक बजा गेल-

“से की भेल काका?”

काका बजला-

“बौआ किसुन, की कहबह! अपन मन हारब नइ कबूल रहल अछि मुदा दाबल जरूर बुझि पड़ि रहल अछि।”

जेतेक जल्दी बुझैक विचार जगल छल तेतेक बुझ पड़ाएल जाइ छल तइसँ मन खिनखिना लगल, तँए बिच्चेमे बजाइयो गेल छल। मुदा से हंसराज काका बुझि गेला। अपनोकेँ सम्हारैत आ हमरो सम्हारैत बजला-

“बौआ, जहिना देशक रीढ़ किसान छी तहिना ओइ रीढ़मे तेहेन घुन लगि गेल अछि जे ने जीबए दए रहल अछि आ ने मरए दए रहल अछि! घड़ीक पेनडुलम जकाँ बीचमे लटका झूलबैए।”

हंसराज कक्काक गप सुनि मनमे हुअ लगल जे कृष्ण जकाँ वृन्दावन आ राम जकाँ रामवनमे ने ते हंसराज काका बोहिया-भुतला रहला अछि जे एना ताशक गुलाम जकाँ तीन प्वाइन्ट बना बादशाहकेँ जीरो बना रहल छैथ! बजलौं-

“काका, नहाइ बेर भऽ गेल अछि, से नहि तँ अहीठाम नहा कऽ पहिने भोजन कऽ लिअ, पछाइत गप-सप्प हेतइ।”

हंसराज काका बजला-

“मुड़कट्टीमे कहि दइ छिअ, बीचमे टोक-टाक नइ करिहह। जँ

कोनो बात बुझैमे नइ आबह तँ ओकरा मनेमे गाड़ि कऽ रखिहह, दोसर दिन फरिछा देबह।”

समर्थन करैत बजलौं-

“बेस विचार केलौं काका..!”

हंसराज काका बजला-

“किसानी जिनगीमे ई पचासियम बर्ख बीत रहल अछि। मुदा अखनो तक ने अपना हाथ-जुतिमे पानि आएल आ ने बीज आएल आ ने खेतीक करैक कला, जइसँ अपन मन खिन्न भऽ कानि रहल अछि, नहि कि पेट जरने कनै छी। खेत हमर आ बीज आन देशक, ई केतए तक उचित अछि! मनमे प्रवल इच्छा छल जे सभ-कथुक बीज अपने बनाएब, मुदा से आइ तक नइ भेल। तँए मन झुझुआ कऽ कानि रहल अछि।”

हंसराज कक्काक असल बात सुनि एकाएक जेना भक्क खुजि गेल।

❑ **साभार : देखल दिन**

# अधखरूआ

दूटा चेला संग गुरु घुमैले विदा भेला। गामसँ निकैल पाँतरमे प्रवेश करिते बाध दिस नजैर पड़लैन। सगरे बाधक खेत सभमे माटिक ढिमका बनौल छल। तीनू गोरे रस्तेपर सँ हियासि-हियासि देखए लगला जे एना किए छइ। कनीकाल गुनधुन कऽ दुनू चेला गुरुकेँ कहलकैन-

“अपने एतै छाहैरमे बैसियौ, हम दुनू भाँइ देखने अबै छी।”

‘बड़बढ़ियाँ’ कहि गुरु ओतै बैस रहला। दुनू चेला विदा भेल। कातेक खेतसँ ढिमका देखैत दुनू गोरे सौंसे बाधक ढिमका देख, घुमि आएल। सभ ढिमकाक बगलमे कूप खूनल छेलइ। मुदा कोनो कूपमे पानि नै छेलइ। खाली एक्केटा कूपमे पानियोँ छेलै आ ढेकुलो गाड़ल छेलइ। ओना, तँ सौंसे बाधे खीड़ाक खेती भेल छल मुदा सभ खेतक लत्ती पानिक दुआरे जरि गेल रहए। खाली एक्केटा खेतमे झमटगर लत्तियो रहै आ सोहरी लगल फड़लो छेलइ।

गुरु लग आबि चेला कहलकैन-

“सभ ढिमका कातमे कूप खुनल छै मुदा पानि नै छै खाली एक्केटा कूपमे पानियोँ छै, ढेकुलो गाड़ल छै आ खेतमे सोहरी लगल खीड़ो फड़ल छइ।”

चेलाक बात धियान सँ सुनि गुरु पुछलखिन-

"एना किए छइ?"

दुनू चेला चुप्पे रहल। चेलाकेँ चुप देख गुरु कहए लगलखिन-

"एहेन लोक गामो-घरमे ढेरियाएल अछि जे चट मंगनी पट बिआह करए चाहैए। जेते उथ्थर कूप छै जइमे पानि नै छै, ओ खुननिहारो सभ ओहने उथ्थर अछि।

कोनो काजकेँ -चाहे आर्थिक होइ आकि वौद्धिक आकि समाजिक- अगर ढंगसँ नै कएल जेतै तँ ओहने हेतइ। बीचमे जे एकटा कूप देखलिऐ ओ खुननिहार किसान मेहनती छैथ। अपन धैर्य आ श्रमसँ माटिक तरक पानि निकालि खीड़ा उपजौने छैथ। तँए हुनका मेहनैतक फल भेट रहल छैन। बाँकी सभ कामचोर अछि तँए आशपर पानि फेरा गेलइ।"

❑ **साभार : तरेगन**

# मोहरा

मास दिनक पछाइत पता लगल जे कुरसोंवालीक सराधो भऽ गेल। गामक ओहन काज जे एक-दिना आकि एक-क्षणा नइ छी, जे चुपचाप भऽ जाएत। सराधक पाछू क्रिया-कर्म आ भोज-भातक संग नह-केश अछि तइसँ पहिने तेराइतिक भोजो आ छौरझँपी होइए, तहूसँ पहिने लहाश जरौल जाइए। एते नमगर-चौड़गर काज आ बुझबो ने केलौं..!

फेर अपनेपर नजैर पड़ल, नजैर पड़िते जखन मास दिनकेँ गुनलौं तँ केतौ खोंच-खरोंच नइ बुझि पड़ल। माने जहिना सभ-दिना जिनगी अछि तहिना ऐछे, तखन किए ने बुझलौं। आइ जँ केतौ मास-दिनक तीर्थ-वर्तमे गेल रहितौं आकि कोनो महानगरे घुमैले गेल रहितौं, सेहो तँ नहियेँ केतौ गेलौं हेन। मुदा मनमे ईहो जिज्ञासा तँ जगले रहए जे जे कुरसोंवाली एक समय गामक रंगमंचपर मुख्य नचनिहारि छलि, तेकर सराध केहेन भेल?

फेर भेल जे मास दिनक पुरान गप छी तखन जँ केकरोसँ पुछबे करबैन जे कुरसोंवालीक सराध भऽ गेलैन तँ ओ मुँह दुसि कहबे करता किने जे तूँ गाममे नइ छेलह जे देखतहक आकि सुनितहक जे पहिने सराध भेल आकि मुइल, एतबो ने बुझल छह।

कोनो गरे ने देखिऐ जे की करब। मुदा मनमे बुझैक जिज्ञासा तँ रहबे करए।

विचारलौं जे रस्ते-रस्ते दछिनबरिया बाधक खेत देखैक बहन्ने जाएब, ओही बीचमे कुरसोंवालीक घर पड़ै छइ, जँ कोनो सुराग बुझि पड़त तँ गप खोड़ि देबै, माने चर्चा चालि देबइ। जखने चर्चा उठत कि जहिना धिया-पुता चौमास खेतक अल्लू उखड़लाहा वाड़ीकेँ कियो खुरपीसँ तँ कियो ठेंठिया कोदारिसँ चलिया-चलिया नमहर अल्लूसँ किड़ी तक बीछ लइए तहिना सभ बीछा जाएत...।

यएह सोचि दच्छिन-मुहेँ विदा भेलौं।

संजोगो नीक बैसल। कुरसोंवालीक बेटा–सिंहेसरा उत्तरे-मुहेँ अबैत रहए। खुटियाएल केशो देखलिऐ आ रंग झड़ल धोतियो बुझि पड़ल। बुझि एना पड़ल जे नवका धोतीक पाइढ़ ओहिना चक-चक करैत जेहेन नव रंगलमे चक-चकाइत रहैए। लगमे अबिते मनमे भेल माइयक सराधक विषयमे सिंहेसरासँ पुछिऐ।

मुदा फेर भेल जे जँ नइ मरल होइ तखन तँ अनेरे ई कहि गरियौत जे हमरा माएकेँ जीवितेमे सराधक बात पुछैए। भाय! सरधा ने जीवितमे होइ छै मुदा सराध तँ मुइला पछाइते होइ छइ। अन्तर एतबे ने अछि जे घरक अधिकार धऽ घर चैल जाइए। आगूमे देखते सिंहेसरे बाजल–

“काका, गोड़ लगै छी, माए-बापक करजासँ फारकती भेल।”

‘माए-बापक करजा’ सुनि मनमे ठहकल जे निसचित माइक सराध कऽ निचेन भेल अछि। गपक पन्ना भेटल। पन्ना पकैड़ पुछलिऐ–

“नीक जकाँ कर्जासँ फारकती पौलह किने?”

‘नीक जकाँ फारकती’ सुनि सिंहेसराक जेना छाती दहैल कऽ कुड़बुड़ा उठलै। बाजल–

“कक्का, जिनगी भरि जेकरा सेवलक ओहो देह चोरा लेलक।”

सिंहेसराक बात भाँजेपर ने चढ़ल जे की कहलक। पुछलिऐ–

“से की?”

बाजल–

“कक्का, तोरा सभकेँ ते बुझले छह जे माइयो आ बाबूओ दुनू परानी जिनगी भरि खुशीलाल कक्का ऐठाम खटल, जे कमाएल-खटाएल से खेलक-पीलक, हमरो पोसलक। हमरा बिआहो कऽ देलक। गाममे केते कमाइये होइ छै जे औझुका लोक जकाँ गुजर कैरतौं तँए पंजाब चैल गेलौं। एम्हर बाबूओ मरि गेल। पनरहे दिन गेना भेल रहए, भड़ो जोकर पाइ नइ कमेने रहौं जे अबितौं, नइ एलौं। माइये आगियो देलकै आ सराधो केलकै।”

सह दैत कहलिऐ–

“जहिना बेटाकेँ अधिकार अछि तहिना ने पत्नियोंकेँ अछि, नीके भेलह।”

बाजल–

“नीके की हएत कक्का, तखन तँ गरीब लोकक माए-बापक सराध भगवाने भरोसे होइए, सएह भेल।”

झमान भऽ सिहरैत सिंहेसराक मन देख कहलिऐ–

“पार-घाट तँ लगिये गेलह किने?”

झुझुआइत सिंहेसरा बाजल–

“पार की लागत तखन तँ अपन हारल लोक बाजिये कऽ की करत।”

जे बात बुझैक जिज्ञासा छल ओ तर पड़ि गेल। ऊपर चैल आएल पिताक सराध। माइक सराध दिस बातकेँ बढ़बैत पुछलिऐ–

“माइयक कहह?”

‘माए’ सुनि सिंहेसरा विचलित होइत बाजल–

“कक्का, बाबूकेँ मुइना थोड़बे दिनक पाछू माए दुखित पड़ि गेल। अपने गामोमे ने रही, खुशीलाल कक्का एको दिन खोजो-पुछाइर ने केलखिन आ एक पाइक गोटीकेँ के कहए। भनसिया समाद देलक। जे पाइ कमेने रही से पठा देलिऐ, अपने जँ चैल ऐबतौं तँ ओहो कमाइ ने होइत।”

बिच्चेमे कहलिऐ–

“से ते नीके केलह।”

‘नीक’ सुनि सिंहेसराक बोल ने आगू उठै आ ने पाछू होइ। हेबो केना करैत, कोनो कि समाजमे छपित बात अछि जे लोकक किरदानी भेड़िया-धसान जकाँ छइ। अधलोकेँ तेते नीक कहत जे राड़ीक फूल जकाँ अपने हवामे उड़ैत अकास चढ़ि जाइए, आ अकास चढ़ल काजकेँ धकियबैत-धकियबैत खेत-कातक रस्ता जकाँ बहुपेड़ियाकेँ एकपेड़िया बनबैत नाओं मेटा खेते बना लइए आ जखन खोज-खबैर होइ छै ते कहैए जे सर्वेक खतियानमे ने खत्ते-खेसरा चढ़ल अछि आ ने नक्शामे नक्शे बनल अछि। मुदा सिंहेसरा से नइ केलक, अपन इमानकेँ इमनदारीसँ अड़ैजैत बाजल–

“कक्का, तोरा लग मुँह उठबैत लाज होइए, मुदा बाप-पित्ती तँ तोहीं सभ ने भेलह, बेटा-भातीज जँ गलतियो करत तँ तोहीं सभ ने तेकर निमरजना करबहक।”

सिंहेसराक बात सुनि जेना हृदयमे धक्का लगल। धक्को केना ने लगैत, एकटा बाल-बोध ऐसँ बेसी कहिये की सकैए। पीठ उघारि आगूमे देत जे कक्का लिअ गलती केलौं एक साए जूता मारू। मनुख विवेकी छी, लाज ओकर आभूषण छिऐ, जे अंगीकार केला पछाइत लोककेँ रहिये की जाइ छै...।

मनमे जेना उड़ी-बीड़ी जकाँ लगल। मुदा गुण भेल जे सिंहेसरे

बाजल– “कक्का, जे बुढ़ियाक धारलिऐ से ते करबे केलिऐ।”

मुदा की धारलिऐ, की केलिऐ की नइ केलिऐ, की करक चाही, की नइ करक चाही..?

एक संग अनेको प्रश्न मनमे नाचि उठल। नचैत मन सिंहेसराक पिता–ढोरबापर पड़ल। सुधंग लोक, खुशीलालक एकटा महींसक सेवाक सोल्होअना भार ढोरबापर, यएह जिनगी यएह दुनियाँ रहैन। कुरसों बिआह भेल रहैन। कुरसोंक जइ टोलमे बिआह भेल, ओ अगुआएल लोकक टोल, ओइमे एकघरा। माने सिंहेसराक माइयक चिष्टो-चार आ बजै-भुकैक ढंग सेहो अगुआएल। सुधंग पति पेब कुरसोंवाली एक-छत्र परिवारक गारजन बनि गेलि।

सत्तैर-अस्सीक दशकमे मिथिलांचलमे भूमि आन्दोलन जोरपर छल। आने गाम जकाँ हमरो गाममे पाहीपट्टीबलाक आधासँ बेसी जमीन। बटेदार जगि कऽ बटायदारी आन्दोलन केलक। ओना, गामबलाक खेत नहि मुदा बहरबैयाक प्रलोभन जे अहीं सभकेँ सभटा खेत सुमझा देलौं। लोभमे गामक लोक संग भऽ गेल। जमीनेक लोभ कुरसोंवालीकेँ सोझहामे रखि, नेता बना टोलमे ठाढ़ कऽ देलक। बुझलो बातमे कुरसोंवाली लोभा गेली। बुझल बात ई जे जे खेत बटाइ करैए ओकर तँ हक बनिते छइ। मुदा मुफ्तक माल केकरा गाड़ा लगै छै जे कुरसोंवालीकेँ लगितै, ओ ओइ आन्दोलनमे चारित्रिक गुण बिसैर ओइ बटाइ जमीनपर अपन हक बनबैले छोट-छोट खोपड़ीनुमा घर बनबा, ओइमे आगि लगबा, गामक तीस-पैंतीस गोरेक बीच ओइ अगिलग्गी केसमे हमरो नाओं घोंसिया देलक। वएह कुरसोंवाली जे मोहरा बनि गाममे एते भारी फसाद केलक। तेकरे सराधक चर्च छी। निरीह, निरदोस सिंहेसराकेँ पुछलिऐ–

“बुढ़ियाक मृत्यु नीक जकाँ भेल किने?”

हमर बात जेना सिंहेसराक मनकेँ बेध देलकै। ओकरो अपन माइयक किरदानी मनमे ठहकैत रहइ। जहिना विश्व मोहिनी लग नारद बाबा बगलेमे शिवजीक दूत देख बानरक मुँह बनौने, तहिना बुझि पड़ल। मुदा आब उपाइये की अछि। यएह ने जे ओ गामक इतिहासक एक अंश भेल।

'मृत्यु' सुनि सिंहेसरा बाजल–

"कक्का, हम जे दू सालसँ पंजाब जाए लगलौं हेन, तेकर मारख खुशीलाल काकाकेँ भऽ गेलैन। ई बिसैर गेलखिन जे सरकारो नोकरीबलाकेँ जनम भरि पार लगबै छइ।"

सिंहेसराक बात सुनि बुझि पड़ल जे माइक पीड़ा ओकरा सता रहल छइ। कहलिऐ–

"से की?"

सिंहेसरा बाजल–

"कक्का, जखन माए दुखित पड़ल, अपने गाममे नइ रही, घरवालीक समाद गेल, जे रूपैया रहए से पठा देलिऐ। जँ अपने गाम चैल ऐबतौं ते ओहो आमदनी केतएसँ आनितौं।"

बजलौं किछु ने मुदा मुड़ी तँ डोलाइये देलिऐ। डोलैत मुड़ी देख जेना सिंहेसराकेँ सह भेटलै। बाजल–

"कक्का, बेमारी आगू हम सभ सकबै, केते कमाइये अछि। बुढ़ियाक दवाइ छुटि गेलइ। पछाइत बहीन आबि अपना ऐठाम लऽ गेलै। ओहो ते हमरे जकाँ अछि। ओहो नइ सकलै। बेमारी बैढ़ते गेलइ। ओत्तै मरि गेल। ओत्तै जराओलो गेल।"

जेना साँस छुटल, बजलौं–

"तँए ने बुझने छेलौं। भोज-भात नीक जकाँ केलहक किने?"

सिंहेसराक आँखि ढबढबाएल। बाजल–

“केकरा नइ माए-बापक सेवाक लिलसा रहै छइ, मुदा ओते वैभवो रहत तखन ने पार लागत।”

कहलिऐ–

“अखन काजक बेर अछि, तोहूँ जाह अपन काज देखहक आ हमहूँ खेत देखैले जाइ छी।”

❑ **साभार : शुभचिन्तक**

# भँसियाएल बाल-बोध

आजुक बाल-बोधक–जे निर्विकार गुणक अछि–आगूक बाट की होइ, बाल-बोधेक प्रश्न नहि, परिवारक अभिभावक आ समाजक संग देशक सेहो छी। एक-दोसरमे सभ सटलो छी आ हटलो छी, तँए दुनू दृष्टिसँ देखैक खगता तँ भइये गेल अछि।

मिथिला दर्शन, जे कहियो विश्व-दर्शनक चोटीक शिखरपर शीर्षासन छल, जइसँ लाख विषमताक बाबजूदो मिथिलावासी शान्त-चित्त आ शान्त-सोभावकेँ धारण केने आबि रहल छैथ, ओइ धरतीपर एहेन रूप किए बनि गेल अछि जे भैयारीक बीच चलैन बनि गेल- 'भाए-भैयारी महींसिक सिंग, जखने जनमल तखने भिन्न।' हँ, बात जँ भाए-बहिनक बीच रहैत तँ एक सीमा तक उचितो भेल। उचित ई भेल जे लैंगिक भेदक संग जीवन निर्वाहक स्थान सेहो बदैलते अछि। मुदा जैठाम भाए-भैयारीक बीच जँ एहेन विचार चलत तैठाम तँ किछु विचारणीय प्रश्न आगूमे एबे करत। विचारणीय ई जे जखन परिवारेमे विखण्डित विचार चलत तखन समाज आ राष्ट्र तँ दूर भेल।

जँ भाइ-भाइक बीच एहेन विचारक धार बहत तँ निसचित रूपे ओ समुदायिक जिनगीकेँ प्रभावित करबे करत। जखन सहोदर भाएमे विचारक दूरी बनत, तखन परिवारजन माने दादा-दादी, माता-पितासँ

आगू बढ़ि भौजाइ-भावो होइत भातीज-भतीजी दिस बढ़बे करत।

प्रश्न अछि आइ धरि जे दू या तीन या चारि या ओहूसँ बेसी भैयारीक बीचक संयुक्त परिवार चलैत आबि रहल अछि, जइमे बेटा-बेटीक जन्म होइत अछि। दहेजक हिसाब वा पढ़ै-लिखैक हिसाब जे बेटा-सेने रहैत अछि ओ बेटी-सेने थोड़े अछि। ऐमे समाजोक दोख कम नइ कहल जा सकैए। माने ई जे आजुक परिवेशमे तीस लाख रूपैआ खर्च करि कऽ बेटीकेँ डाक्टरीक शिक्षा दियौ आ पढ़ाइक पछाइत जखन ओ बिआह-दान करै-जोकर हएत तखन तीस लाख बिआहमे खर्च करू। जँ से नइ करब तँ समुचित जोड़ा लगा समुचित जिनगी नइ बना सकै छी? भलेँ बेटा बेर सभ सूदि-मुड़ि ऊपर किए ने भऽ जाए...।

हँ! एक परिस्थितिमे लाभक भऽ सकैए जे जँ परिवारमे बेटा-बेटीक संख्या बरबैर हुअए, मुदा से तँ निसचित नइ अछि। कोनो परिवारमे बेटाक बाढ़ि बेसी अछि, तँ कोनो परिवारमे बेटीक बाढ़ि नइ अछि सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए। वौद्धिक विकास शिक्षा आ शिक्षण संस्थासँ प्राप्त होइए, तँए मूल विषय छी।

चारि बजेक समय। पता लागल जे लाल भाय दुखित पड़ि गेला अछि, तँए भेँट करए हुनका ऐठाम गेलौं। रौद तँ मरियाएले रहै मुदा तैयो लाल भाय दलानक आगूमे मोथीक विछानपर पतरकिये चद्दैर ओढ़ि पड़ल रहैथ। लगमे जाइते पुछलयैन-

"भाय, मन बेसी गड़बड़ तँ ने अछि?"

खनखनाइत लाल भाय बजला-

"ने जनम रोगी छी आ ने जनम रोग अछि, मौसमी झटका छी। कातिक-आसिन तँ ओहिना रोगाह मास छीहे।"

लाल भाइक सूर-मे-सूर मिलबैत बजलौं-

"हँ, से तँ छीहे। कियो अपन चालि छोड़लक हेन जे कातिके अपन

छोड़त।”

हमर बात सुनि लाल भाय की बुझलैन से तँ ओ जानैथ मुदा मन जेना खनहन भेलैन तहिना बुझि पड़ल। देहक रोगकेँ पछाड़ैत लाल भाय उठि कऽ बैसैत बजला-

“नहि कोनो मारुख रोग नइ अछि, तखन तँ कनी सरदी-खाँसी भेने देह गरमाइए गेल अछि।”

हमरो हरल-ने-फुरल, लाल भायकेँ पुछि देलिऐन-

“काज करै दिस मन बढ़ैए की नहि?”

मुस्की दैत लाल भाय बजला-

“सएह ने अछि। तँए ने चद्दैर ओढ़ि मुइल-मुँह सन भेल छी। जँ से रहैत तँ की ऐ सरदी-खाँसीकेँ गुदानितिऐ। ओहुना तँ देहमे कफो ऐछे आ सुखलो खाँसी होइते अछि।”

निर्णय करैत बजलौं-

“तखन तँ भेल राजरोग?”

‘राजरोग’ सुनि लाल भाय उन्टा देलैन-

“से की?”

हमहूँ सरपट चालि धरैत बजलौं-

“राजरोग भेल जइमे खाइ-पीबैमे कोनो परहेज नहि, मुदा काजक बदला चद्दैर ओढ़ि रौद तापब।”

लाल भाइक मनमे कोन बातक कुवाथ भेलैन से तँ ओ जानैथ, मुदा अपनाकेँ सम्हारैत बजला-

“अँए हौ गौरी, दुनू भैयारी जे एकठाम बैस सुख-दुखक विचार करै छी ओ काज नइ भेल?”

लाल भाइक बातसँ बुझि पड़ल जे जे सोचि जिगेसा करए आएल

छेलौं से बात नइ अछि। मौसमी रोग छिऐन, मासूमे चालिसँ नीक भऽ जेतैन। तही बीच लाल भौजी दुनू बेटाकेँ अगुएने हरिहर क्षेत्रसँ आपस पहुँचली? सवारीक सुविधा आ एन.एच. बनने एते तँ सुविधा भइये गेल अछि जे जरो-जनानी आ धियो-पुताकेँ जँ देखै-सुनैक हेतइ तँ घुमि औत। आँगनमे लाल भौजी झोरा-झँटी खोलए लगली आ छोटका बेटा–जे सात सालक अछि आ प्राइवेट स्कूलमे फाइबमे पढ़ैए–बैगमे सँ प्लास्टिकक स्टील सेट बन्दूक साइजक खेलौना नेने दरबज्जापर पहुँचल। दरबज्जापर अबिते हमरो नजैर ओकरापर पड़ल आ लालो भाइक पड़लैन। तैबीच ओ बच्चा हाँइ-हाँइ तीन-चारि बेर गोली भरि-भरि अवाज करैत लाल भायकेँ कहलकैन-

"पापा, आब निशान लगबै छी!"

अपने तँ ई सोचि अपनाकेँ पाक-साफ केलौं जे आन परिवारमे आगू भऽ कऽ किछु बाजब उचित नहि, तहूमे जखन लालो भाय छैथे आ माइयेक संग कीनबो केने हएत, संगे अनबो केलक आ सोझेमे निकालि चलाइयो रहल अछि। ओना, राय-विचारक प्रश्न तँ छीहे जे बच्चाक हाथमे पाँखिबला कलम सन्देश नहि, बन्दूक सन्देश अछि, तैठाम...। तँए ऊपर-निच्चाँ देखैत विचारैत रही। बच्चापर सँ नजैर हटा लाल भायपर देलिऐन तँ बुझि पड़ल बोखार तेज भेल जा रहल छैन, किएक तँ देह-हाथ थरथराए लगल रहैन। मुदा बाजैथ किछु नहि। दुविधामे पड़ि गेलौं। दुविधा ई जे कोन बेमारीक आक्रमण बेसी भेल जा रहल छैन से तँ अपने ने जनैत हेता, ओ तँ मुँह खोलला पछाइते ने बुझब।

तैबीच लाल भाय चद्दैर सेरिया मुँह झाँपि सिरमापर ओंघरा गेला। ओंघरेलापर मनमे रंग-बिरंगक शंका उठए लगल। सरदियो-खाँसीसँ ने दम्मा-टी-बी होइए। बेमारी की केकरोसँ पुछि कऽ अबै छै, ओ तँ तरे-तर जहिना चाउरक कोठीमे मूस पसि जाइ छै, तहिना रोगो-वियाधि पैसैए। ..फेर भेल जे भऽ सकैए जे तरेतर मुँहक बोलतिये ने अक्रान्त भऽ गेल

होनि, जइसँ बकार नइ फुटैत होनि, तँए अगुरवारो पुछब अधला थोड़े हएत। बजलौं-

“भाय, बोखार तेज चढ़ि गेल?”

लाल भाय जेना अपन भविस देख रहल छला तहिना दुनू आँखिसँ सौनक बून झहरए लगल छेलैन, मन कलैप रहल छेलैन जे समाजमे जे हवा चलि रहल अछि, ओ समाजक बाल-बोधकेँ केमहर लऽ जाएत! दहो-बहो नोर चुबबैत लाल भाय बजला-

“बौआ, भरि दिनक जेतेक समय ई बच्चा स्कूलमे दऽ रहल अछि, तइ अनुपातमे तँ हमरा संगे नइ छै, सएह ने बुझि पेब रहल छी जे एना भेने केना हएत।”

तही बीच लाल भौजी हरिहर क्षेत्रक सनेस नेने पहुँच गेली। चद्दैर ओढ़ल देख लाल भायकेँ कहलकैन-

“रस्ताक झमारल छी हम आ मुँह-कान झाँपि सुतल छेलौं अहाँ?”

मुँहपर सँ चद्दैर हटबैत लाल भाय बिना किछु बजने देह-हाथकेँ सोझ करए लगला। उठि कऽ बैस गेला। लाल भाइक मनमे जेना अनोन-बिसनोन होइत रहैन तहिना बुझि पड़ल। संगे ईहो बुझि पड़ल जे जखन भौजीकेँ कोनो जवाब नहि भेटलैन, तखन सोझे भोज खाइले तँ नइ एलौं जे हरिहर क्षेत्रक परसादी खा चलि जाएब...।

फेर मनमे उठल- हरिहर क्षेत्र तँ ओ जगह छी जैठाम गराहक संग गजकेँ लड़ए पड़ै छइ। सबहक अपन जिनगी अछि तँए अपना-ले तँ अपने ने करब। जेते लोक आकि जीव-जन्तु अछि सभकेँ अपन-अपन दिन-दुनियाँ छै, अपन-अपन हाथ-पएर छै तखन तँ सभकेँ ने अपन-अपन जीबैक जोगार करए पड़त...। बजलौं-

“भौजी, मेलाक हरियरी नीक रहलै किने?”

ले बलैया! मुँह बिजकबैत भौजी बजली-

“मेलाक रोहैने खतम बुझि पड़ल। पनरह बर्ख पहिने जे गेल रही ओ मेला आ ऐ बेरक मेलामे अकास-पतालक अन्तर बुझि पड़ल।”

जिज्ञासा करैत पुछलयैन-

“से की?”

भौजी बजली-

“पैछला जे गंगाक लहैर उठल से छाती भरि पानि मेलाक जगहमे लगि गेलइ। खाधि-खुधिमे अखनो पानि छेलैहे। तेहेन दल-दल माटि छेलै जे पएर चपइ।”

बजलौं-

“माल-जाल, हाथी-घोड़ाक बजार केहेन छल?”

भौजी-

“बुझि पड़ल जे लगे-पासक वेपारी सभ छैथ जे भोरे आनि कऽ मेला लगबै छैथ आ साँझू पहर चलि जाइ छैथ।”

पुछलयैन-

“हाथी-घोड़ाक की स्थिति छेलइ?”

बजली-

“कहबे तँ केलौं जे लग-पासक वेपारीटा-क मेला छल। पचासोसँ निच्चेँ गाए, महींस आ घोड़ा मिला कऽ छेलइ। हाथीक छुतियो ने रहइ।”

बजलौं-

“से एना किए भेल?”

एक्की-दुगी भौजी नइ छैथ, लाल भाइक पत्नी छथिन। पढ़ल-लिखल स्नातक छैथ। बजली-

“आब लोक चरिचकिया गाड़ीपर ओङैठ कऽ चलत आकि हाथीपर

देह डोलबैत चलत!”

बजलौं-

“आन-आन बजार केहेन छेलइ?”

झपैट कऽ भौजी बजली-

“ओ सभ जे अबितै से ओतेक आन्हर अछि, जे अनेरे थाल-खीचमे आबि महामारीक शिकार होइतए।”

बजलौं-

“तखन तँ ओ सभ होशियारी केलक?”

भौजी बजली-

“ओ सभ कोनो कि नइ बुझलक जे इलाकार्कें बाढ़ि बेसी तवाह केने छै, लेबाले-देबाले अछि, तखन अनेरे किए देह जतबै आ मच्छर कटबैले जाएब।”

लाल भाय बाजैथ किछु ने, मुदा मनमे तरेतर जेना कुही होइत रहैन तहिना बुझि पड़ल। मुदा के कुहि रहल छैन आ के कुहा रहल अछि, भरिसक तैपर सेहो नजैर गड़ि रहल छेलैन।

❑ साभार : बीरांगना

एक तम्मा सिदहा
एक घोंट पानि
करतब
पहाड़क बेथा
उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा
पैंतीस साल पछुआ गेलौं
माघक चाह
घबाह ट्यूशन
चोर-सिपाही

उरीन
गुणहीन
बड़की माता
पोखला कटहर
राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल
हेराएल जिनगी
करिछौंह मुँह
कियो ने पुछैए
अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे
सजल स्मृति
सेहन्ता
धोखा
एक मुठी घास

डुमैत जिनगी
हूसि गेल
ठेलाबला
जीविका
धर्मनाथ

किरदानी
भरमे-सरम
धोखा केतए भेल
मीनी भ्रष्टाचार
सोमनाकाका

पटियाबला
रिक्साबला
पसेनाक धरम
दूधबला
केना जीब?

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत
चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक
लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन
छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद
गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर
एगच्छा आमक गाछ
प्रीगर शत्रु
दहेजुआ गाए
गठूलाक गारि

गण्डा
अब-तब
झूठे
उजगी
जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू
नोकरिहारा
अनका बेर ओंघी
लगबे ने कएल
ओ दिन

पान पराग
फोंक मकड़
झकास
ठोररंगू
हकार

ओझरी
दोती बिआह
कचहरिया रोग
नटकिया गति
भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल
पछताबा
परिवारक प्रतिष्ठा
पागलखाना
खाए चाहैए

गामे उपैट गेल
खतियाएल घर
किछु ने फुरैए
तिलकोरक तरुआ
पटोर

बेटाक चलैत
उग्रघारा
बेटीक कुभेला
दोहरी हाक
खिलतोड़

बापक चलैत
गाम बिसैर गेल
ठकहरबा
समैयक बेरबादी
न्याय चाही

रिजल्ट
बाल बोध
अपन गारि अपन दुआरि
सरही सौबजा
अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध
कन्हा भँट्टा
फलहार
गावीस मोइस
निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा
मानसरोवर यात्रा
गामक शकल-सूरत
मितक प्रयोजन
चैन-बेचैन

पाइक इज्जत
माघक घूर : 1
मधुमाछी
मति-गति
नैहराक धाड़

माघक घूर : 2
चहकल विचार
राक्षसक झड़
सद्विचार
पोखरिक सैरात

मनकमना
कटौज
किछु ने
हथियाएल खुरपी
झुटका विदाइ

खुदियाएल
गलती अपने भेल
बत्तु
असिरवाद उलैट गेल
उड़हैड़

खटहा आम
बुधि-बधिया
एकता
उमेरक लेहाज
केते लग केते दूर : 1

जितिया पाबैन
धर्मक असल रूप
शिनीची सिनेह
नवान
असुध मन

महिरम
हाथक जिनगी
सिखबैक उपय
दनगर घास
ढकरपेँच

मुसरी आ घोड़ा
जाड़ फाटि गेल
मुँहक बात मुहेँमे
कनीटा बात
गोहिक शिकार

जारैनक दुख मेटा गेल
इज्जत उतैर गेल
चापाकलक पाइप
घसवाहि
चटवाह

दुरकाल
गामक कटान
मेटाइत जिनगी
कपटी मित
अजाति

परदेशी बेटी
घरदेखिया
ऊँच-नीच
ऑपरेशन
फेर पुछबैन

समधीन
कनमन
नमहर घरक चोइर
पटोटन
पुरुषार्थ

| | |
|---|---|
| पेटगनाह | डीहक बटबारा |
| गंगा नहेलौं | मूलधन |
| बकठाँइ | छूआ |
| गुलेती दास | लफ साग |
| खर्च | नहरकन्हा |
| डॉक्टर हेमन्त | अपन सन मुँह |
| मनुखक मूल्य | पाप आ पुण्य |
| तीन जुगिया भाय | चोरक चोरबती |
| आश्रम नहि सोभाव बदली | मातृभूमि |
| मायराम | कटा-कटी |
| शुभचिन्तक | हरदीक हरदा |
| विधवा बिआह | बेरपर |
| वैष्णवी भगवती | झगड़ाउ-झोटैला |
| प्रेमी | फॉगु |
| शंका | बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक |
| मुइलो बिसेबैन | उलबा चाउर |
| प्रतिभा | पतझाड़ |
| केतौ नै | धरम काँट |
| हमर कोन दोख | तिलासंक्रान्तिक लाइ |
| असगरे | कठफल |

असहाज
बाबा बेलेश्वरनाथ
भोँटक गहमी
जेतए जे हौउ
नौमीक हकार

बेटीक लिलसा
पुरान साड़ी
अभिनव अनुभव
अड़िकट्टा चोर
उझट बात

एकतीस मार्च
अगिलह
स्वर्ग आ नर्क
पीरारक फड़
मनकेँ फुसलबै छी

बहिन
मर्माहत
अलपुरिया बरी
दुधियाएल बरखा
चोरूक्का झगड़ा

अकास दीप
माघ नहाइले जाएब
अतहतह
चौरचनक दही
तेतर भाइक कविता

त्राहि-कृष्ण
संकट
काँच सूत
बीरांगना : 2
सोग

अपन रोपल गाछी भुताहि
डभियाएल गाम
अखरा-दोखरा
गाछपर सँ खसला
सोनाक सुइत

विघटन
बगदल गाम
कलंक
उनटन
विद्रूताक मद

क्रान्तियोग
पाही पट्टी
गोहाइर
मरियाएल मन
मदैत नै चाही

बोनिहारिन मरनी
आशापर पानि पड़ल
बुढ़िया दादी
बाबी
बुधनी दादी : 1

क्रियाशील
समझौता
रत्न गमेवाक दुख
भाइक सिनेह
हारि

जाम
विदाइ-दैछना
टाइपिस्ट
गजपट खेती
सुआद

अनेरुआ बेटा
कछमछी
समदाही
वारंट
एकाग्रचित

गलगर भैंस
प्रवल इच्छा
अधखरूआ
मोहरा
भँसियाएल बाल-बोध

दूटा पाइ
अपने केलहा
समुद्री विद्या
बीरांगना : 1
अनुशासन

बिहरन
हारि-जीत : 1
अपसोच
अपन पुरखाक डीह
खलओदार

पढ़ल सुगा बौक
गेल माघ उनतीस दिन बाँकी
मान
बालमण्डली
नीक बोल

कियो ने
स्वरोजगार
झिसीक मजा
लतियाएल जिनगी
सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी
सड़ल दारीम
बटखौक
स्मृति शेष
बिसवास

हाथी आ मूस
गामक बान्ह
पनचैती
भबडाह
दूरी

गामक मुँह फेर देखब
गुड़ा-खुद्दीक रोटी
चौकीदारी
देव उठान
अनदिना

सुमति
आशापर पानि फेर गेल
चर्मरोग
केतौ ने रहलौं
मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया
पुरस्कार
फुसियाह
गामक सुरता
कचोट

जेकर चुन तेकर पुन
एते दिन अपना-ले आब अनका-ले
रमैत जोगी बोहैत पानि
पनचैती पनपना गेल
जेठुआ गरदा

खसैत गाछ

केते लग केते दूर : 2

कुघाटक मृत्यु

ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल

मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता

हारि-जीत : 2

हँसीएमे उड़ि गेलौं

मनोरथ

धरती-अकास

विचार हेरा गेल

घर तोड़ि देलिऐ

आजुक जिनगीक आइ परीछा

दोहरी मारि

धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल

सीरक गाछ

परतीहा खढ़

गरदैन कट्टा बेटा

कर्जखौक

सुरता

सगहा

पकिया चेला

अनगढ़ चेतना

धोतीक मान

चुप्पा पाल

जन्मतिथि

दियरबा-भैंसुर

फज्झैत

भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा

मनुखदेवा

अप्पन-बीरान

सुभिमानी जिनगी

मरूभूमि

मइटुग्गर

आने जकाँ

उमकी

मुँहक खतियान

ओसार

सरोजनी

सुभद्रा

देखल दिन : 1

पड़ाइन

चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी

भोलानाथ बाबा

घटक बाबा

इजोरिया राति

भँसैत नाह

शम्भुदास

शिवजीक डाक-बाक्

सजाए

छुटि गेल

कनफुसकी

फाँसी

गति-मुक्ति

बजन्ता-बुझन्ता

अप्पन हारि

कोसलिया

मुसहैन

बिसाँढ़

मत्हानि

तेरहो करम

बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख

गैत-वीध

बेवहारिक

ठका गेलौं

साए कच्छे

करिछौन लाली

बलजोर

गति-गुद्दा

कलम हानि कऽ

अकाल

भैंटक लावा

डंका

काल्हि दिन

इमानदार घूसखोर

सनेस : 1

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। **-गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।

₹ 50

9789388421683

पल्लवी प्रकाशन
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452